“न” दू प्रकारक- पुरनका प्रकार फानी सन छल। आब ई गुप्त आ तिरहुताक बीचबला आकार लऽ लैत अछि।

“ण”- आधार रेखा बिला जाइत अछि।

“ह”- निचुलका दिसुका न्यूणकोण बेसी स्पष्ट भऽ जाइत अछि।

धर्मपालक बाद देवपालक अन्तर्गत तिरहुत प्रदेश रहल। मुदा तकर बाद गुर्जर-प्रतिहार सम्राट तिरहुत छीनि लेलनि, बिग्रहपाल -१ आ  नारायणपाल क शासनकालमे।

ब्राह्मीक परवर्ती पुबरिया प्रकार (९अम शताब्दी सी.ई.)

एहि सभमे ई सभ मुख्य प्रकार अछि:

१.देवपालक मुंगेर अनुदान पत्र

२.देवपालक समयक घोसरवा अभिलेख

३.नारायणपालक बादल स्तम्भ अभिलेख

४.नारायणपालक विष्णुपाद मन्दिर अभिलेख

५.नारायणपालक भागलपुर अनुदानपत्र

६.महेन्द्रपालक दिघवा-दुभौली अनुदान-पत्र

७.महेन्द्रपालक रामाज्ञा अभिलेख

घोसरवा अभिलेख

अ/आ- उपरका भाग अखनो पूर्ण रूपसँ विकसित नहि भेल अछि।

इ- दूटा वृत्त वा बिन्दु ऊपरमे आ काटबला वक्र नीचाँमे।

ई-समकोण त्रिभुजक रूप लऽ लेने अछि।

ख- अखनो वाम अंगक नीचाँ दिस “वी” आकृति लेनहियै अछि।

च- चकराइ बढ़ि गेल।

ज- पुरातन  रूप- बिचुलका क्षैतिज रेखा कने नीचाँ दिस टेढ़ भेल आ निचुलका क्षैतिज रेखा  एकटा छोट वक्रमे खतम होइत अछि।

ट/ ठ केर दहिन अंग नहि देखाइ पड़ैत अछि।

ण- आधार रेखा पूरा-पूरी खतम भऽ गेल।

थ- उपरका भाग चाकर भऽ गेल।

द/ ध- निचुलका रेखा नीचाँ दिस वक्र भऽ गेल अछि।

न- फानी सन पूर गुप्त काल आ तिरहुताक बीचक रूप। फानी अक्षरक मुख्य अंगसँ विलग भऽ गेल।

प- पुरातनरूप नीचा दिस कोनो वक्रता नहि। एकटा अधिक कोण आ एकटा नूनकोण बदलामे निचुलका भागमे दूटा समकोण बनि जाइत अछि।

भ-नीचाँ दिस टेढ़

म- फानी अखनो नहि बनल अछि।

य- न्यूनकोण चपा गेल अछि आ तिरहुता स्वरूप प्राप्त कऽ लेने अछि।

ल- आधाररेखा पूरा-पूरी दबि गेल अछि।

व- न्यूनकोणक बदलामे दहिन उर्ध्वाधर सोझ रेखाक नमगर रूप आबि गेल।

ष- उपरका रेखा टेढ़ भऽ गेल।

स- आधार रेखा फेर क्षैतिज भऽ गेल आ उपरका रेखा नीचाँ दिस टेढ़ भऽ गेल।

ह- पुरातन रूप, न्यूनकोण अखनो दोसर निचुलका रेखा नहि बनल अछि।

विष्णुपद मन्दिर अभिलेख

“इ” दू प्रकारक- पहिल प्रकारमे दूटा वृत्त ऊपरमे आ एकटा कटाव नीचाँमे। दोसर प्रकारमे ऊपरमे एकटा छोट क्षैतिज रेखा आ दूटा वृत्त नीचाँमे।

“ख” तिरहुताक आकारक रूप लऽ लेने अछि।

“घ” अखनो नीचाँमे न्यूनकोण बनेने अछि।

“ट”- दहिन दिसुका उर्ध्वाधर सोझ रेखा पूरा-पूरी बिला गेल।

“ठ”- अखनो पुरने रूप अछि।

“प”- दू प्रकारक। पुरनका रूप जतऽ कोण अखनो अछिये। दोसर रूपमे तिरहुताक लटपटौआ रूप।

“म”- आधार रेखा विलुप्त भऽ गेल।
“श” आ “ष” क रूप फानीबला आ अखुनका रूपक बीचबला रूप लेने अछि।

नारायणपालक भागलपुर अनुदान
अ/ आ- पूरापूरी तिरहुता रूप, एतय धरि जे छोटका रेखा जे दहिना लम्ब रेखाक अर्द्धविराम रूपी कटावसँ मिलैत अछि, नीचाँ दिस टेढ़ भेल अछि।
“उ”- एहिमे एकटा उपरका रेखा बनैत अछि आ लम्बरूपी रेखावाम दिस वक्र भऽ जाइत अछि।
“क” केर त्रिभुज चाकर भऽ गेल अछि।
“ख” तिरहुता सन लटपटौआ भऽ गेल अछि।
“घ” मे न्यूनकोण खतम भऽ गेल आ तिरहुता केर आकार लऽ लेलक अछि।
“च”- उपरका भाग पातर भऽ गेल अछि।
“ज”- बिचुलका क्षैतिज भाग दू टा सोझ रेखामे बदलि गेल अछि आ अधिककोण बनबैत अछि।
“ट”- उपरका रेखाक दहिन छोरसँ नीचाँ दिस छोटका रेखा जाइत अछि।
“ण”- तिरहुता प्राचीन रूप। दूटा छोट रेखा लम्ब सोझ रेखाक वाम दिस जा कऽ मिलैत अछि।
“त”- ई बदलि गेल अछि, एहिमे एकटा उपरका रेखा आ एकटा लम्ब रेखा समकोण पर अछि संगहि एकटा वक्र लम्ब रेखाक वाम दिस जुड़ि गेल अछि, जेना नागरीमे अछि।
“थ”- तिरहुता सन उपरका वक्र खुजि गेल अछि।
“ध”- उपरा भाग खुजि गेल अछि।
“न”- पुरातन फानीबला रूप, फानी नीचाँ दिस झुकल।
“प”- उपरका दिस पातर भेल।

“फ”- उपरका कम चाकर भेल।

“म”- सभरूप फाने सन।

“ल”- अन्तिम रूपसँ आधार रेखा थकुचा गेल  अछि।

“श”- सभ प्रकार फानी सन।

“ष”- पुरातन रूप, उपरका आ निचुलका भाग बराबर,  दोसर मे उपरका भाग कम चाकर।

प्रतिहार नरेश महेन्द्रपालक दिघवा-दुभौली अनुदान (गोपालगंज)

एहिमे पुबरिया प्रकारक विशेषता भेटैत अछि जेना च पतरा गेल, ज लटपटा गेल, थ- तिरहुताक पूर्व रूप बुझाइत अछि, फानीबला “म” अछि, “श”मे फानी लम्ब रेखासँ मिज्झर होइत अछि, “ष” मे उपरका रेखा नीचाँ दिस टेढ़ होइत  अछि। ई अनुदान पूब आ पच्छिमक मिश्रित रूप प्रस्तुत करैत अछि। १०म शताब्दीमे पैघ साम्राज्य सभ खतम होइत गेल आ तेँ अभिलेखो नहियेक बराबर अछि। नालन्दा आकृति अभिलेख एहि कालक अछि जाहिमे “भ” केर पुरान रूप देखबामे अबैत अछि। “श” केर परवर्ती रूप देखाइत अछि। बोधगया केर आकृति पर अभिलेखमे सेहो भ केर पुरान रूप भेटैत अछि आ श केर परवर्ती रूप सेहो। ख केर रूप तिरहुता सन अछि।

तिरहुता लिपिक विकासक अन्तिम चरण

किछु लिपि जे अखन धरि नहि पढ़ जा सकल अछि

(१)- हड़प्पा लिपि

(२)- अलंकृत ब्राह्मी, भारतकसभ भागमे छोट-छोट अभिलेख एहि लिपिमे अछि, मोटा-मोटी नाम आ हस्ताक्षर लेल प्रयुक्त होइत छल।

(३)- शंख लिपि- एकर अक्षर सभ शंख सन अछि तेँ एकर ई नामकरण भेल। ई सेहो मोटा-मोटी नाम आ हस्ताक्षर लेल प्रयुक्त होइत छल। (कोल्हुआ, मुजफ्फरपुरक अशोक स्तम्भ (बसाढ़ स्तम्भ) मे जे तीनटा अभिलेख भेटल अछि ओहि मे किछु अक्षर शंख लिपिक सेहो अछि।)

(४)- ब्राह्मी सन एकटा लिपि जे माटिक मोहर सभपर पूर्व भारतक

चन्द्रकेतुगढ़ आ तामलुकसँ भेटल्;अ अछि।
(५)- खरोष्ठी सन दहिनसँ वाम लिखल जायवला एकटा लिपि जे अफगानिस्तानसँ भेटल अछि।
तिरहुताक विकासक अन्तिम चरण
किछु अक्षर पहिने तिरहुताक रूप लऽ लेलक तँ किछु कने बाद। किछु अभिलेखमे किछु अक्षरक प्रयोगे नहि भेल। अनुलग्नक-५ मे तिरहुता रूपक क्रमिक स्थिति देखाओल गेल अछि। कैथी, तिब्बती आ देवनागरी लिपि अही तरहेँ अपन वर्तमान रूपमे आओल जे अनुलग्नकमे देखाओल गेल अछि। किछु विद्वान हर्षवर्द्धनक बादक समयमे ओकर तिरहुतक मंत्री अर्जुन द्वारा कन्नौजक राजा बनब आ तिब्बतक बौद्ध यात्री सभकेँ तंग करबाक चर्चा केने छथि आ प्रत्युत्तरमे तिरहुत पर तिब्बतक कब्जाक चर्चा करैत छथि। आधुनिक विद्वान ओहिपर शंका व्यक्त करैत छथि। तिब्बतक राजनैतिक प्रभुत्वपर तँ शंका अछि मुदा सांस्कृतिक रूपसँ निम्न तथ्य तिब्बतक वज्रयानक मिथिलामे उपस्थिति देखबैत अछि। बौद्ध देवी तारा, वारी, समस्तीपुर, उग्रतारा मन्दिर, महिषी, सहरसा। मुसहरनियां डीह- अंधरा ठाढ़ीसँ ३ किलोमीटर पश्चिम पस्टन गाम लग एकटा ऊंच डीह अछि। बुद्धकालीन एकजनियाँ कोठली, बौद्धकालीन मूर्त्ति, पाइ, बर्त्तनक टुकड़ी आ पजेबाक अवशेष एतए अछि। बुद्धकालीन एकजनियाँ कोठली नाहर भगवतीपुर भुवनेश्वरी मन्दिर (मधुबनी) मे सेहो अछि, प्रायः बौद्ध भिक्षु लोकनिक ई तपस्या स्थली होयत। फेर बौद्ध सिद्ध सरहपाद जे लिखै छथि- सिद्धिरत्थु मइ पढ़मे पढ़िअउ, मण्ड पिबन्तों बिसरउ एमइउ। ओ सिद्धिरस्तु आ एहि विचार कि माँड़ पीने बुद्धि मन्द होइत अछि दुनूक चर्च करैत छथि जाहिसँ हुनकर बौद्ध धर्मक मैथिल होयबाक प्रमाण भेटैत अछि, हुनकर जे फोटो तिब्बतसँ भेटैत अछि ओहिमे हुनकर फोटोक नीचाँमे तिब्बती लिपिमे वर्णन अछि।
७म शताब्दी आ बादक किछु तिरहुता अभिलेख

अन्ध्राठाढी अभिलेख (श्रीधरदासक आंध्रा-ठाढ़ी अभिलेख), मधुबनी, बुद्धमूर्ति अभिलेख (कोर्थु), विष्णुमूर्ति अभिलेख (लदहो), १२म शताब्दीक सिमरौनागढ़क तिरहुता पाथर-अभिलेख, १९म शतीक ब्रह्मपुरा शिलालेखमे तिरहुताक आदर्श रूप, मधुबनी जिलाक जमथरि गाम आ हैंठी बाली गामक बीचक गौरीशंकर स्थान, गौरी आ शङ्करक सम्मिलित मूर्त्ति आ एहि पर मिथिलाक्षरमे लिखल पालवंशीय अभिलेख, बिदेश्वर-मधुबनी जिलामे लोहनारोड स्टेशन लग स्थित शिवधामक स्थापना महाराज माधवसिंह कएलन्हि, ताहि युगक तिरहुताक अभिलेख। मंदार पर्वत-बांका स्थित स्थलमे तिरहुताक गुप्तवंशीय ७म् शताब्दीक अभिलेख अछि। पौराणिक कथामे समुद्र मंथनक हेतु मंदारक प्रयोग भेल छल। निकटमे बौंसीमे जैनक बारहम तीर्थंकर वासुपूज्य नाथक दूटा मूर्त्ति अछि, पैघ मूर्ति लाल पाथरक अछि तँ दोसर काँसाक जकर सोझाँ दूटा पदचिन्ह अछि। जैनक बारहम तीर्थंकर वासुपूज्य नाथक जन्म चम्पानगरमे आ निर्वाण एतहि भेल छलन्हि। बसैटी अभिलेख- पूणियाँमे श्रीनगर (जिला अररिया) लग तिरहुताक ई अभिलेख मिथिलाक पहिल महिला शासक रानी इद्रावतीक राज्यकालक वर्णन करैत अछि। एकर आधार पर मदनेश्वर मिश्र 'एक छलीह महारानी' उपन्यास सेहो लिखने छथि। बाइसी-बसैटी, अररिया तिरहुता ताम्रपत्र- रानी इन्द्रावती (१७८४-१८०२) जे फूड-फॉर-वर्क आ अन्य कल्याणकारी कार्यक प्रारम्भ कएलन्हि केर मिथिलाक्षर अभिलेख एतए एकटा मन्दिरक ऊपरमे ताम्र-पत्रपर कीलित अछि, जे कारी रंग सँ पेंट कऽ देल गेल अछि आ शिलालेख सन लगैत अछि।

जलज कुमार तिवारी आ एस. कृष्णामूर्ति २०१९ ई.मे प्रकाशित अपन आलेखमे निम्न तिरहुता अभिलेख सभक वर्णन दैत छथि जे अखन धरि कोनो पोथीमे नहि आयल छल। चेचर गाम (वैशाली) मे बुद्ध मूर्तिपर अभिलेख भेटल अछि जे तिरहुता लिपि आ संस्कृतमे अछि (९अम शताब्दी)। तारा मूर्ति, जगतपुर बरुआरी (सुपौल) जे सहरसा म्यूजियममे

राखल अछि, तिरहुता लिपि आ संस्कृत भाषाक अभिलेख एततसँ भेटल अछि (१० म शताब्दीक)। तारा मूर्ति, दभैछा (वैशाली) मे तिरहुता लिपि आ संस्कृत भाषाक अभिलेख भेटल अछि (१० म शताब्दीक)। पिपरौलिया विष्णु आकृति (मूर्ति), दरभंगा, तिरहुता लिपि. संस्कृत भाषा (१०म शताब्दी)। गाम- भच्छी (बहेरी लगक जिला दरभंगा, मधुबनीक भच्छीसँ भिन्न), तिरहुता लिपि, संस्कृत भाषा (१०म-११म शताब्दी)। कण्दाहा (सहरसा) क पाथर अभिलेख, ओइनवार कालक राजा नरसिम्हदेवक आदेशसँ वंशधर ब्राह्मण द्वारा (तिरहुता १५मशताब्दी, भाषा संस्कृत)। मनसा आकृति (भैरवस्थान, मुजफ्फरपुर)- तिरहुता लिपि आ संस्कृत भाषामे लिखल अभिलेख (१५ म शताब्दी)। बुद्ध मूर्ति, कोर्थु दरभंगा, तिरहुता लिपि, संस्कृत भाषा (१०म शताब्दी)। एकर अतिरिक्त ओ पहिल शताब्दीक एकटा ब्राह्मी अभिलेखक चर्च सेहो करैत छथि [गाम पखौली जिला वैशाली (स्तम्भ अभिलेख) (ब्राह्मी लिपि, पहिल शताब्दी)]। तीनटा अशोक स्तम्भपर, जे कोल्हुआ (मुजफ्फरपुर)मे भेटल अछि, बादमे कियो अभिलेख खचित केने छथि। ओहिमे दूटा अभिलेख ७म शताब्दीक अछि जे नागरी लिपि आ संस्कृत भाषामे अछि आ तेसर ५म शताब्दीक अछि जे संस्कृत भाषामे आ ब्राह्मी लिपिमे अछि। कोल्हुआ, मुजफ्फरपुरक अशोक स्तम्भ (बसाढ़ स्तम्भ) मे जे तीनटा अभिलेख भेटल अछि ओहि मे किछु अक्षर शंख लिपिक सेहो अछि, जे अखन धरि नहि पढ़ल जा सकल अछि। (जलज कुमार तिवारी, एस. कृष्णामूर्ति, मिथिला भारती, भाग-६, अंक १-४, २०१९ ई.)

मान्दा अभिलेख, कमौली दानपत्र (विद्यादेव कमौली प्रशस्ति), गदाधर मन्दिर अभिलेख (गदाधर मठ गया), गंजम ताम्रपत्र, लोकनाथक दानपत्र, भागलपुर, मुंगेर आ नालन्दाक दानपत्र, बादल स्तम्भ अभिलेख, विश्वरूप सेनक मदनपाद दानपत्र, अशोकाचलक बोधगया अभिलेख, वल्लालसेनक नैहाटी अभिलेख, ढाका अभिलेख (ढाका मूर्ति अभिलेख), देवपारा

प्रशस्ति, अनुलिया आ साहित्य परिषद दानपत्र, भुवनेश्वर, सुन्दरवन, वेलवा आ बोधगया अभिलेख क्रमसँ देवनागरी आ तिरहुताक बीचमे फाँक आनि देलक।

उपसंहार

तेसर शताब्दी ई.पू. मौर्य, दोसर आ पहिल शताब्दी ई. पू. शुंग, पहिल सँ तेसर शताब्दी शक/ कुषाण, चारिमसँ छअम शताब्दी- गुप्त, सातमसँ ९अम शताब्दी सिद्धमातृका आ तकर बाद तिरहुता, एहि क्रममे तिरहुताक विकास हम देखि सकैत छी। तंत्रक योगदानसँ आ तिब्बती लिपिक प्रभावसँ तिरहुता अलंकृत भेल। मिथिलाक्षरक उद्भव आ विकास मे राजेश्वर झा जी किछु पुरातन तथ्यसँ अपनाकेँ दूर नहि कऽ सकला, जेना ओ नहि फरिछा सकला जे ब्रह्मी पूर्व पाणिनी व्याकरणाचार्य लोकनि द्वारा प्रयुक्त होइत छल आ पाणिनीक व्याकरणमे ओ अशुद्ध भऽ गेल आ तखनसँ एकर नाम ब्राह्मी भऽ गेल। ओ ब्राह्मण लोकनि द्वारा प्रयुक्त हेबाक कारणे ब्रह्मी नाम भेलपर जिदियायल छथि। हुनकर अवधारणा जे वैदेही लिपिसँ ब्राह्मी (जकरा ओ ब्रह्मी लिखै छथि) बहरायल सेहो भ्रामक अछि। मिथिलामे शंख लिपिमे सेहो छोट-छीन अभिलेख भेटल अछि, जकर वर्णन ऊपर कयल गेल अछि, जे हड़प्पा लिपि जेकाँ पढ़ल नहि जा सकल अछि आ ब्राह्मीमे सेहो अभिलेख भेटल अछि, से हुनकर कथन जे सोझे हड़प्पासँ लोक विदेह आयल विदेघ माथवक संग (शतपथ ब्राह्मण) आ एतऽ वैदेही लिपि शुरू कऽ देलक, से मान्य नहि अछि। से सगर भारतमे जे परम्परा छल जे ब्राह्मीमे पैघ अभिलेख लिखल जाइत छल आ नाम आ हस्ताक्षर लेल शंख लिपिक प्रयोग कएल जाइत छल से मिथिलोमे भेटल अछि। राजेश्वर झा तंत्र-सिद्धांत आ एकर तिरहुता लिपिपर प्रभावक सेहो जरूरति सँ बेशी प्रभाव देखेने छथि, जखन कि ओकर प्रभाव किछु सोझे आ किछु तिब्बती लिपिक माध्यमसँ पड़ल मुदा ओ ओहिसँ अलंकृत मात्र भेल। हुनकर ई कथन जे शब्दकल्पद्रुममे देल लिखबाक पद्धतिसँ बांग्ला लिपि नहि वरन् मात्र मिथिलाक्षर (तिरहुता)

लिखल जा सकैत अछि, सेहो भ्रामक अछि। बांग्ला वा मिथिलाक्षर वा तिब्बती वा देवनागरी सभ ब्राह्मीपर आधारित अछि आ ई एहि तरहेँ बूझल सा सकैत अछि जे रोमन लिपिमे एकसँ एक फॉण्ट छै जे कखनो अहाँकेँ अरबी सन बुझायत कखनो लटपटौआ, आ सभ एक दोसरामे परिवर्तनीय अछि। शब्दकल्पद्रुममे देल विधि तिरहुते नहि बांग्लो लेल उपयुक्त छल, छापाखाना एलाक बाद जेना रोमन पूर्ण रूपसँ संयुक्ताक्षर खतम कऽ लेलक तहिना बांग्ला बहुत रास संयुक्ताक्षरकेँ खतम कऽ लेलक। आ ओहि नवका रूपकेँ राजेश्वर झा जी शब्दकल्पद्रुमसँ जोड़बाक गलती केलन्हि। राजेश्वर झाकेँ खरोष्ठी लिपिक सम्बन्धमे सेहो भ्रम छन्हि। खरोष्ठी दहिनसँ वाम दिस लिखल जाइत अछि मुदा ई पूर्ण रूपसँ भारतीय लिपि छल, वएह स्वर व्यंजन (कचटतप)। ब्राह्मीसँ किछु चेन्ह कम भेलाक कारण, जखन अभिलेख प्राकृतसँ संस्कृतमे लिखल जाय लागल, खरोष्ठी संस्कृतक समासयुक्त अभिलेखक लेखन लेल अनुपयुक्त भऽ गेल आ खतम भऽ गेल आ कोनो भारतीय लिप एहिसँ बहार नहि भऽ सकल।

आधुनिक तिरहुताक रूपक विकास नारायणपालक भागलपुर दानपत्र, श्रीचन्द्र रामपालक दानपत्र, महिपाल प्रथमक वनगढ़ दानपत्र, भोजवर्मनक वेलवा दानपत्र, लक्ष्मणसेनक तर्पण निधि दानपत्र सँ विकसित होइत पक्षधर मिश्र कृत विष्णुपुराण आ १३२६ ई. सँ प्राप्त मैथिल ब्राह्मण आ कर्ण कायस्थक पञ्जीमे आबि कऽ समाप्त भऽ जाइत अछि। जे किछु छोट-मोट परिवर्तन लेखकक व्यक्तिगत लेखनीक कारण छल से छापाखाना एलाक बाद खतम भेल। रामलोचन शरण (१८८९-१९७१) तिरहुतामे मैथिलीक प्रकाशनक प्रारम्भ केलन्हि।तकरा बाद कम्प्यूटर फॉण्टमे एकरूपता आबि गेल आ से सम्भव भेल देवनागरी यूनीकोड (मंगल), बांग्ला यूनीकोड (वृन्दा) आ तखन तिरहुता यूनीकोडकेँ आधार बनेलासँ। छापाखानामे दिक्कति रहै, जे किछु रूपकेँ ओतय छोड़य पड़ैत छलै, आ घोंघाउज होइत छल जे एहि तिरहुताकेँ सीखि कऽ पाण्डुलिपि नहि पढ़ल जा सकैए।

कम्प्यूटरमे एक्के आधारपर विभिन्न फॉण्टक निर्माण भेलासँ विभिन्न फॉण्ट विभिन्न तरहक लेखन रूपकेँ अंकित करैत अछि आ ओ सभ आपसमे परिवर्तनीय होइत अछि। से सभ १३२६ ई. क बादक सभ तरहक परिवर्तन (संयुक्ताक्षर सहित), जे परिवर्तन नहि वरन् लेखनक विभिन्न स्टाइल छल, क समावेश आब सम्भव भऽ गेल अछि।

**अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।**

## १.२.अंक ४०६ पर टिप्पणी

## अंक ४०६ पर टिप्पणी

**प्रणव झा**

डॉ.ज़ियाउर रहमान जाफ़री क लेख मैथिली प्रबंध काव्य हरवहाक बेटी मे फजलुर रहमान हाशमीक दृष्टि रोचक आ इन्फोर्मेटिव लागल। ओना त हमरा कोनो विशेष लेना देना नई रहय अछि तथापि मैथिली साहित्य अकादमी मे की सब चलय अछि तकर ए,बी,सी आशीष अनचिन्हार के लेख/पोस्ट सभ से बुझय छी। एहि कड़ी मे एकटा लेख अहु अंक मे पढ़य लेल भेटल। मैथिली शैली पर विवाद के विषय मे हमर मत अछि जे कियौ देश के अलग अलग भाग से आबय बला हिंदी के पैघ साहित्यकार सभ के रचना पढ़य त ओय मे अलग अलग शैली के झलक देखाइए जेतय, जै मे रचनाकर के क्षेत्रीय परिवेश आ बोली के प्रभाव देखाय छै। तहिना अङ्ग्रेज़ी या अन्य भाषा के रचना/साहित्य संसार सभ मे सेहो देखल जाय छैक। अस्तु मैथिली के विभिन्न शैली के मैथिली के रूप मे अंगीकार केने मैथिली के विस्तारे भेटत, आ ओय आधार पर विभाजन केने भाषा के सिकुड़न। राज किशोर मिश्र के कविता लोक-जिनगी वर्तमान रोज़मर्रा के जिनगी, ओकर आपाधापी आ संघर्ष के चित्र झिकय छैक।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

# गद्य

## २.१.संतोष कुमार राय 'बटोही'- लव यू टू (धारावाहिक डायरी)



**संतोष कुमार राय 'बटोही'**

**लव यू टू (धारावाहिक डायरी)**

अगस्त, 2017

ई भदवरिया : बट्टे साउन

खिडकी सँ देखि रहल छियैय। आम गाछ पर एकटा चिरैय अपन घोसला मे बारिशक बुन्नी सँ अपना कैँ बचेवाक कोशिश कऽ रहल छै। परञ्च नहि बचि सकैए, कारण घोसला नीक सँ छारल नहि छै। हम अपन विछावन पर मसुआयल छी । मसोमात जकाँ कुहरि रहल छी। सिनूरदान सँ पहिने वाला मसोमात बनल छी। मोन कुकुइएत अछि। कुक्कुर जकाँ नाँगरि डोलौलाक

कोनहुँ फैदा नहि भेल। ओ कुम्भकरण केर नीन्न मे छथि। बेपरवाह ! हमर कोनहुँ सुधि लेनिहार ओ आब नहि छथि मने। सिनेहियाक ई दशा होएत छै। ई भदवरिया हमर प्राण हरि लेत !

बाहर भदवरियाक मेघ बरिश रहल अछि आओर अंदर हमर नयन ! नोरक कोनहुक्ष मोल नहि ! हम आजु बदरा बनल छी। एकटा बिरहित नायिका जकाँ अधमरल पड़ल छी। हमरा मउगा कहि सकैत छी। अगर हम इतिहास पुरुख अकबर कँे संतति रहितहुँ तँ लल्ली कँे कहिया नहि उठा लैतियै, परञ्च मउगा बनल रहि गेलहुँ हम। मौका कँे हम गवाँ देलियै। लल्ली कँे दोख देनिहार हम गलत आदमी छी। आब साउन हमर लेल नोरक प्रतीक बनि गेल अछि। एकटा बिरहा गावै केर मोन होयत अछि -

''रे निर्मोहिया बरिश ले !
तोरे छौ जमाना,
हम तँ अधमरल मउगा छी,
हम नहि छी दीवाना ।"

आँखि सँ सिनेहिया नोर बहि रहल अछि। आब बरखा बुन्नी खिड़की सँ अंदर घुसि रहल अछि। आओर हृदय कँे कचौटै वाला भदवरिया !

खिडकी सँ बाहर नज़र गेल । एकटा नान्हिटा बालक कागजक नाव बुन्नी के बरसल धारा मे बहा रहल छै। हम नाव दिस ताकि रहल छियैय । मोन मे होयत अछि अइ साउन मे हमर लल्ली अइ नाव मे बैस कऽ औतीह मने। इ हमर भरम अछि अथवा नहि पूरा होइ वाला सपना। आब खिड़की सँ देखि रहल छियैय । अन्हार भऽ रहल छै। आब किछु नहि देखा रहल अछि। नहि बुन्नी, नहि ओ नान्हिटा बालक, नहि नाव। सभटा विलोपित भऽ गेलै। सभ

किछु जीनगी मे ओझड़ा गेलै। ई भदवरिया मे किछु पूर्ण नहि भेल। सभ टायँ-टायँ फिस्स भ गेल। सभ बट्टे मे रहि गेल।

दिसम्बर, 2017

शीतलहर : हड्डी गैल गेल

अइ बेर दिसम्बर मे हड्डी कैँ गला दै वाला जाड़ लागि रहल छै। हाथ के हाथ नहि देखा रहल छै। बुढ़- वृद्धा के लेल ई जाड़ मारूक छै। बेड पर असगरे पड़ल छी। नौकरी लेल घर सँ दूर भेल छी। पोखरि काते छात्रावास मे पड़ल छी। रजाई ओढ़ने छी, परञ्च ठण्ड लागि रहल अछि। कँपकँपि बढ़ि गेल छै। बिना आगि सेकने ई जाड़ नहि मानत मोने। लल्ली केर कोनहुँ अता-पता नहि। ओ अपन दुनिया मे खो गेलीह। हम अपन दुनिया मे औखन धरि नहि खो सकलौंह। ओ औखनहुँ स्मिरति मे छथि। दिल सँ निकालि कैँ फेक देनाय हमरा वशक गप्प नहि अछि। प्रेम प्रेम होयत छै हमरा लेल। हम दुनिया भुलि सकैत छी, परञ्च लल्ली हमरा हिया मे धँसि गेल अछि।

ई जाड़ तँ लल्ली कैँ आओर याद दिला रहल अछि। दिल्ली केर ऊ दिन । राजघाट आओर हंसराज कॉलेज । धोइन लागल रहै ओई दिन। जखन हम ठण्ढ मे दिल्ली विश्वविद्यालय के नार्थ कैम्पस कैँ बस स्टैण्ड पर लल्ली कैँ इंतिजार कऽ रहल छलहुँ। आजु मधेपुर मे कुहरि रहल छी। आजु क्रिसमसक दिन छियैय। ईशु कैँ प्रेमिका रहन्हि कि नहि ? उपहार फेर केकरा देल गेलै पहिल बेर। सैंटाक्लॉज कियाक बनै छै। सभ किछु उलैझ गेल छै !

सभ किछु पोथीये मे रैह गेल छै। सभ कियो 'सच' छिपा रहल छथि। 'प्रेम'

माने कियो नञि जनैत अछि। प्रेम नयन केर मेल नहि छियैय , विचारक मेल नहि छियैय , प्रेम दैहिक मेल नहि छियैय। प्रेम हृदयक मेल नहि छियैय। प्रेम मे लोक रंगा जायत छथि। जाहिमे लाज नहि होयत छै, नहि दोसरक परवाह होयत छै। प्रेम मे लोक मिट जायत अछि। ई मिटनै हमरा सँ नहि भेल । हम लल्ली र्क प्रेम नहि मिट सकलहुँ अछि। हमर प्रेम झूठ अछि। हमरा हृदय मे ओकरा लेल दीप जरैत छल ओ बुझा रहल अछि। 'वक्त' एहेन औतै जखन हमरा बीच प्रेम नामक कोनहुँ ट्रेस नहि भेटत। हमहुँ परलोक आओर ओहो परलोक। जय जय रे प्रेम ! हमरा हिया मे तोहर दीया बुझा रहल छौ लल्ली !!!

**-डॉ.ज़ियाउर रहमान जाफ़री, (प्राध्यापक हिन्दी), ग्राम पोस्ट -माफ़ी, वाया -आस्थावां, ज़िला -नालंदा, बिहार 803107; 9934847941**

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.२.संतोष कुमार राय 'बटोही'- पार्वती केर शपथ (धारावाहिक नाटक)



**संतोष कुमार राय 'बटोही'**
**पार्वती केर शपथ (धारावाहिक नाटक)**

### दोसर दृश्य

( ब्रह्मलोक मे ब्रह्मा आओर माय सरस्वती आसन पर बैसल छथि । हुनकर अनुचर सेहो बैसल छन्हि भूयाँ मे। )

(पार्वती केर प्रवेश)

पार्वती : तीनू लोकक भाग्य-विधाता , जन्म देनिहार ब्रह्माजी आओर माय सरस्वती कैं प्रणाम।
(ब्रह्माजी आओर माय सरस्वती हड़बड़ा के अपन आसन सँ उठलाथि। )

ब्रह्माजी आओर सरस्वती ( एके संगे) : माय पार्वती कैँ प्रणाम !

सरस्वती : बड दिन भऽ गेल छल माय पार्वती सँ मिलला। धन्य छथि विधाता जे ई अवसर उपस्थित भेल। माय पार्वती किछु प्रयोजन सँ आयल हेतीह.....

ब्रह्मा : ( पार्वती दिस घुमि कऽ) पहिले अहाँ आसन ग्रहण करू। माय पार्वती ब्रह्मलोक मे अहाँ केर स्वागत अछि। ब्रह्मलोक आबै केर प्रयोजन कहल जाउ ।

पार्वती : ब्रह्मदेव ! भूलोक मे घोर अन्याय भ रहल छै। एकटा जनानी कैँ पाँच-छह टा मर्द गिद्ध जँका नोचि रहल छै। कुक्कुर जकाँ पाँच-छह टा मर्द एकटा जनानी पर टुटि पडैत छै आओर कचवावध कऽ दैत छै। पापी सभ बढल जा रहल अछि भूलोक मे। अहाँ तँ भाग्य विधाता छियैय, जनम देनिहार छियैय। अहाँ एहेन मनुख कैँ कियाक जनम दैत छियैय ब्रहम देव ?

ब्रहमा : माय पार्वती कैँ प्रश्न सँ हम विचलित भेलहुँ, माय ! ब्रह्माण्ड मे संतुलन जरूरी छै। हम किनको भाग्य मे लिखि कऽ किछु नहि भेजैत छियैय। जे कियो अहाँ कैँ कहलाथि ओ मिथ्या कहलक। हम तँ सिर्फ जनम दैत छियैय। जीव अपना भाग्यक बनेनिहार खुद अछि। जेहेन करम करैत अछि ओ लिखैत जायत छै। ओही कैँ हिसाब सँ अगिला जनमक भाग्य लिखल जायत छै। मनुक्ख योनी सभसँ नीक योनी छै।

नारद : परञ्च पिताजी ! ई गप्प नीक नहि भेल जे मनुक्ख कैँ अतेक आजाद क दैत छियैय जे अतेक अन्याय करैत अछि।

पार्वती : ब्रह्मदेव ! अहाँ कैँ सभ गप्प मानलहुँ, परञ्च अभिशापक जिनगी जनानी केर लेल अहाँ बनौने छी।

सरस्वती : बहिन पार्वती शान्त भऽ जाउ। एकर निदान हेतै। बहिन लक्ष्मी सँ गप्प होयत अछि अहाँ कैँ ?

पार्वती : देवी लक्ष्मी केर फोन नहि आयल छल। परञ्च हम हुनका सँ गप करबन्हि।

नारद : अगर अहाँ सभ कही तँ हम अहाँ सभक सनेस माय लक्ष्मी कैँ कहि एबन्हि ?

ब्रह्मा : आब एकर निदान विष्णुजी करताह, तैं अपने सभ विष्णुलोक चलल जाउ ।

**(सभ कियो विष्णुलोक विदा भेलाह। परदा गिर गेल। एहि दृश्यक अवसान भेल ।)**

**-संतोष कुमार राय 'बटोही', ग्राम : मंगरौना**

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.३.कुमार मनोज कश्यप- लघुकथा- छगुन्ता



**कुमार मनोज कश्यप**

**लघुकथा- छगुन्ता**

हमर आ हमर पड़ोसी राजेश के घरक दरवाजा लगभग सटले बुझू। आ तैं जँ केबाड़ फुजल हो तS आपसी वार्तालाप के स्वर कनेक ऊँच हो तS एक दोसरा के घर मे सुनबा जाईत छै। तहिना ओहि दिन भेलै । राजेश अपन कनियाँ सS बाइक मे पेट्रोल भरेबाक लेल टाका माँगि रहल छलै आ कनियाँ सवाल पर सवाल कS रहल छलै जे एतबे रूपया के पेट्रोल मे अखन तक भरि महिना चलि जाईत छल; अई महिना बिच्चे मे कोना खतम भS गेल जखन की ऑफिस छोड़ि आन ठाम कतहु गेबो ने केलहुँ। सुनि अचंभित सं भेलहुँ जे पेट्रोलक के खपत आब माइलेज मे नहिं नापि कS दिन मे नापल जाय लगलै! तत्क्षण यथार्थ-बोध धरातल पर आनि पटकलक .... निम्न मध्यम-वर्गक जीवन गानल-गुथल किछु रूपया संग असीमित खगता के बीच तारतम्य बैसबैत बीति जाईत छै; काल्हि के स्थिति मे अप्रत्याशित सुधार हेबाक आश बन्हने .......!

-कुमार मनोज कश्यप, सम्प्रति: भारत सरकारक उप-सचिव, संपर्क: सी-11, टावर-4, टाइप-5, किदवई नगर पूर्व (दिल्ली हाट के सामने), नई दिल्ली-110023; # 9810811850; ईमेल: writetokmanoj@gmail.com

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

# २.४.परमानन्द लाल कर्ण- शालीग्रामशिलाक पूजनक माहात्म्य



## শানীগ্রামশিনাক পূজনক মাহাত্ম্েয

(পদ্মপ্পবাণ উঁত্তব খণ্ড )

কার্তিকেয  মহাদের জী সঁ কহলনি - ভগরন ! অহাঁ যোগী নোকনি মে শ্রেষ্ঠ ছী । হম অপনে সঁ সর ধর্মক শ্রৱণ কেনঙ্কাঁ অছি । প্রভো ! আর শানীগ্রামশিনাক পূজনক সম্বন্ধ মে রতাউঁ ।

মহাদের জী কহলনি - অহাঁ উঁত্তম প্রশ্ন প্পছনঙ্কাঁ অছি । প্পত্র ! অহাঁ জে কিছু প্পছি বহল ছী , ওকব উঁত্তব হম দৈত ছী । শানীগ্রাম শিনা মে সর চবাচব জীর আ সমস্ত ত্রিনোকীক রাস বহৈত  অছি । জে শানিগ্রামশিনাক দর্শন কবৈত ছথি, অপন মাথ ঝুকরৈত ছথি, শিনাক স্নান কবারৈত ছথি আ পূজন কবৈত ছথি ,হ্মনকা কোটিঁ যজ্ঞক ফন আ কোটিঁ  গৌ দানক ফন মিনৈত অছি । জে নোকনি ভগরান রিষ্ণুক শানিগ্রামশিনাক চবণামৃতক পান কবৈত অছি , হ্মনকা নেন ভযঁকব কষ্টক  নাশ  ভহ জাযত অছি । জে ভোগ মে আসঙ্ত আ ভক্তিভার সঁ হীন বহৈত ছথি,সেহো শানিগ্রামশিনাক  পূজন কহ ভগরস্েরকপ ভহ জাযত ছথি । শানীগ্রামশিনাক স্মবণ, কীর্তন,ধ্যান, পূজন র নমন কেনা সঁ কোটিঁ-কোটিঁ ব্রঁবহ্মহত্যাক পাপ নষ্ট ভহ জাযত অছি ।শানীগ্রামশিনাক দর্শন মাত্র সঁ সর পাপ দূব ভহ জাযত অছি । জে নোকনি সরদিন শানীগ্রামশিনাক পূজন কবৈত ছথি হ্মনকা নহি তহ যমবাজক ভয  হোযত ছৈন আ নহি জীরন - মবণক । জে নোকনি ভক্তিভার সঁ শানীগ্রামশিনাক  নমন মাত্র কহ নেনে ছথি , ও আ হমব ভক্ত কেঁ ফেবি মনুষ্য যোনি মে জন্ম নহি হোযত অছি ।

ও ম্বওিক ঋধিকাবী ভহ জাযত ছুথি । জে হেমব ভওিক ঘমঁড সঁ হেমব প্রভু ভগরান রাস্বদের কেঁ নমন নহি কবৈত ছুথি , ও পাপ সঁ মোহিত ছুথি ; হ্মনকা হেমব ভঞ নহি ব্ঁুস্মক চাহী ।

কোঠি কমন প্স্ষ্প সঁ হেমব পূজা কবনা পব জে ফন মিনৈত ঋছি , ওকব কোঠি গ্বনা ফন শানীগ্রামশিনাক পূজন সঁ মিনৈত ঋছি । জে নোকনি মৃত্্যেনোক মে ঋারি শানীগ্রামশিনাক পূজন নহি কেনথি , ও নহি তহ হেমব পূজন কেননি ঋা নহি হেমবা নমন কেনথি । জে শানীগ্রামশিনাক ঋাগ্ব ভাগ মে হেমব পূজন কবৈত ছুথি , মান্ব ও নগাতাব ২১ ষগ ধবি হেমব পূজন কহ নেনথি । জে হেমব ভঞ ভহ রৈষ্ণুর নোকনিকক পূজন নহি কবৈত ছুথি ঋা হেমবা সঁ দ্বেষ বাখৈত ছুথি , ও ১৪ ওঁদ্রক ঋাম্ব ধবি নবক মে বহৈত ছুথি ।

জিনকা ঘব মে কোনো রানপ্রস্থী, রৈষ্ণুর র সঁন্যাসী  নোকনি থোড়ৱঁহ্ম দেব রিশ্রাম কবৈত ছুথি , হ্মনকব পিতামহ ঋাঠ ষগ ধবি ঋমৃতক ভোজন কবৈত ছুথি । শানীগ্রামশিনা সঁ প্রকষ্ঠ ভেন নিশ্বী কেঁ একহ্ম রেঁবি পূজন কেনা পব নোকনি যোগ ঋা সাঁখ্য বহিত ভেনাক রাঁদহ্মঁ ম্বঞ ভহ জাযত ছুথি । হেমব কোঠি-কোঠি  নিশ্বীক দর্শন,পূজন ঋা স্তরন সঁ জে ফন মিনৈত ঋছি , ওতেক ফন  একহি ঠাঁ শানীগ্রামশিনাক পূজন সঁ মিন জাযত ঋছি ।

জে রৈষ্ণুর নোকনি সরদিন শানীগ্রামশিনাক পূজন কবৈত ছুথি , ওকব প্বণ্যাক রর্ণন স্বন্ব । গঁগাক কছেব পব কোঠি শিরনিশ্বীক পূজন সঁ ঋা নগাতাব ঋাঠ ষগ ধবি কাশীপ্ববী মে বহনা সঁ জে প্বণ্য মিনৈত ঋছি,ওতেক প্বণ্য এক দিন শানীগ্রামশিনাক পূজন সঁ ভেঁষ্ঠ জাযত ঋছি । রেসী কী কহন জায - জে রৈষ্ণুর শানীগ্রামশিনাক পূজন কবৈত ছুথি,হ্মনকব প্বণ্যাক গণনা ব্ঁবহ্মাজী সেহো নহি কহ পারৈত ছুথি । তেঁ হেমব ভঞক নেনে উঁচিত ঋছি জে হেমব প্রসন্নতাক নেন ও শানীগ্রামশিনাক পূজন কবৈথি । জাহি ঠাম শানীগ্রামশিনা কপী ভগরান কেশৈর রিবাজমান ছুথি , তাহি ঠাম সর দেরতা, ঋস্বব ঋা চৌদহো ভুরন রিবাজমান বহৈত ছুথি । দোসব দেরতাক কোঠি রেঁবি কীর্তন

কবনা সঁ জে ফন মিনৈত ঋছি , ভগরান কেশৈরক এক রেঁবি পূজন কবনা সঁ ওতেক ফন মিন জাযত ঋছি । তেঁ কনিযগ মে শ্রী হবিক কীর্তন সঁ সর্রোত্তম প্বণ্য মিনৈত ঋছি । শ্রী হবিক চবণোদক পান কবনা সঁ সমস্ত পাপক প্রাযশ্চিত ভহ জাযত ঋছি । তহন স্নানকা নেন দান, উঁপরাস ঋা চাঁদ্রাযণ ব্রতক কোনো ঋারশ্যকতা নহি ঋছি ।

প্বত্র স্কন্দ ! সর শ্বভকর্মক ফনক মাপ ঋছি; ম্বদা শানীগ্রামশিনাক পূজন সঁ জে ফন মিনৈত ঋছি , তকব কোনো মাপ নহি ঋছি । জে রিষ্ণু ভক্ত ব্র্বাহ্মণ কেঁ শানীগ্রামশিনাক দান কবৈত ছথি ,মান্ব ও সৌ যজ্ঞ সঁ ভগরানক পূজন কহ নেননি ঋছি । জে শানীগ্রামশিনাক জন সঁ ঋপন ঋভিষেক কবৈত ছথি , ও সর তীর্থ মে নহাযক ফন পারি নৈত ছথি । জে ভক্তিভার সঁ সর দিন এক-এক সেব তিনক দান কহ জতেক ফন পারৈত ছথি ওতেক ফন শানীগ্রামশিনাক পূজন মাত্র সঁ মিন জাযত ঋছি । শানীগ্রামশিনা কেঁ ঋর্পণ কেন গেন থোড়রক্ম পাত,ফুন,ফন,জন ,মূন ঋা দূর্রাদন মেরু পর্রত সন মহান ফন দৈত ঋছি ।

জাহি ঠাম শানীগ্রামশিনা বহৈত ঋছি , তাহি ঠাম ভগরান শ্রীহবি রিবাজমান বহৈত ছথি । প্রযাগ,ক্বরুক্ষেত্র,প্বষ্কব ঋা নৈমিষাবণ্য সর তীর্থ তাহি ঠাম রিদ্যমান বহৈত ঋছি । জাহি ঠাম শানীগ্রামশিনা সঁ প্রকট ভগরান শানিগ্রাম ঋা দ্বাবিকা সঁ প্রকট ভগরান গোমতি চক্র হো ঋা দ্বন্বক সংগম হো তাহি ঠাম নিঃসংদেহ মোক্ষক প্রাপ্তি ভহ জাযত ঋছি । শানীগ্রামশিনাক পূজন মে মংত্র,জপ,ভারনা ঋা স্তুতি র কোনো রিশেষ ঋাচাবক বন্ধন নহি বহৈত ঋছি । শানীগ্রামশিনা ন'গ কাতিক মাস মে স্বস্তিকক চিন্হ বনা কেঁ নোকনি ঋপন সাতো পীঠি পরিত্র কহ নৈত ছথি ।

******

নাম - পবমানন্দ নান কর্ণ ,রাব্রুজীক নাম- স্ব০ পবশ্ববাম নান কর্ণ ,মাযক নাম - স্ব০ উঁষা দেরী, গাম - ঘোঘসব, পো০- রিবৌন , জিনা দবভংগা ,সিক্ষা -স্নাতকোত্তব, সেরানিবৃত্ত,প্ররঁধক, সেঁন্ট্রন বেঁক ঋাফ ঙঁডিযা ঙা মেন পতা-karnpnl@gmail.com. মোবাঁজন নংবব 7677179516

ß

देवनागरी लिप्यांतरण

# शालीग्रामशिलाक पूजनक माहात्म्य

( पद्मपुराण उत्तर खण्ड )

कार्तिकेय महादेव जी सँ कहलनि - भगवन ! अहाँ योगी लोकनि मे श्रेष्ठ छी। हम अपने सँ सव धर्मक श्रवण केलहुँ अछि । प्रभो ! आव शालीग्रामशिलाक पूजनक सम्बंध मे वताऊ ।

महादेव जी कहलनि - अहाँ उत्तम प्रश्न पुछलहुँ अछि । पुत्र ! अहाँ जे किछु पुछि रहल छी, ओकर उत्तर हम दैत छी । शालीग्रामशिला मे सव चराचर जीव आ समस्त त्रिलोकीक वास रहैत अछि । जे शालीग्रामशिलाक दर्शन करैत छथि , अपन माथ झुकावैत छथि, शिलाक स्नान करावैत छथि आ पूजन करैत छथि हुनका कोटि यज्ञक फल मिलैत अछि। जे लोकनि भगवान विष्णुक शालीग्रामशिलाक चरणामृतक पान करैत छथि, हुनका लेल भयंकर कष्ट नाश भs जायत अछि। जे भोग मे आसक्त आ भक्तिभाव सँ हीन रहैत छथि , सेहो शालीग्रामशिलाक पूजन कs भगवतस्वरूप भs जायत छथि । शालीग्रामशिलाक स्मरण, कीर्तन, ध्यान, पूजन व नमन केला सँ कोटि - कोटि ब्रह्महत्याक पाप नष्ट भs जायत अछि । जे लोकनि सवदिन शालीग्रामशिलाक पूजन करैत छथि हुनका नहि तs यमराजक भय होयत छैन आ नहि जीवन - मरणक । जे लोकनि भक्तिभाव सँ शालीग्रामशिलाक नमन मात्र कs लेने छथि , आ हमर भक्त कें फेरि मनुष्य योनि मे जन्म नहि होयत छैन । ओ मुक्तिक अधिकारी भs जायत छथि । जे हमर भक्तिक

घमंड सँ हमर प्रभु भगवान वासुदेव कें नमन नहि करैत छथि , ओ पाप सँ मोहित छथि; हुनका हमर भक्त नहि बूझक चाही ।

कोटि कमल पुष्प सँ हमर पूजा करला पर जे फल मिलैत अछि, ओकर कोटि गुणा फल शालीग्रामशिलाक पूजन सँ मिलैत अछि । जे लोकनि मृत्युलोक मे आवि शालीग्रामशिलाक पूजन नहि करैत केलथि, ओ नहि तऽ हमर पूजन केलथि आ नहि हमरा नमन केलथि । जे शालीग्रामशिलाक आगु भाग मे हमर पूजन करैत छथि ,मानु ओ लगातार २१ युग धरि हमर पूजन कऽ लेलथि । जे हमर भक्त भऽ वैष्णव लोकनिकक पूजन नहि करैत छथि आ हमरा सँ द्वेष राखैत छथि , ओ १४ इंद्रक आयु धरि नरक मे रहैत छथि ।

जिनका घर मे कोनो वानप्रस्थी वैष्णव व सन्यासी लोकनि थोरबहु देर विश्राम करैत छथि, हुनकर पितामह आठ युग धरि अमृतक भोजन करैत छथि । शालीग्रामशिलाक सँ प्रकट भेल लिंग कें एकहु वेरि पूजन केला पर लोकनि योग आ सांख्य रहित भेलाक बादहु मुक्त भऽ जायत अछि । हमर कोटि -कोटि लिंगक दर्शन,पूजन आ स्तवन सँ जे फल मिलैत अछि,ओतेक फल एकहि टा शालीग्रामशिलाक पूजन सँ मिल जायत अछि ।

जे वैष्णव लोकनि सवदिन शालीग्रामशिलाक पूजन करैत छथि, ओकर पुण्यक वर्णन सुनू । गंगाजीक कछेर पर कोटि शिव लिंगक पूजन सँ आ लगातार आठ युग धरि काशीपुरी मे रहला सँ जे पुण्य मिलैत अछि, ओतवे पुण्य एक दिन शालीग्रामशिलाक पूजन सँ भेंट जायत अछि । वेसी की कहल जाय - जे वैष्णव शालीग्रामशिलाक पूजन करैत छथि, हुनकर पुण्यक गणना ब्रह्मा जी सेहो नहि कऽ पावैत छथि । तैं हमर भक्त लेल उचित अछि जे हमर प्रसन्नताक लेल ओ शालीग्रामशिलाक पूजन करैथि । जाहि ठाम शालीग्रामशिला रूपी भगवान केशव विराजमान छथि , ताहि ठाम सव देवता ,असुर आ चौदहो भुवन विराजमान रहैत अछि । दोसर देवताक कोटि वेरि कीर्तन करला सँ जे फल मिलैत अछि, भगवान केशवक एक वेरि पूजन करला सँ ओतेक फल मिल जायत अछि । तैं

कलियुग मे श्री हरिक कीर्तन सँ सर्वोत्तम पुण्य मिलैत अछि । श्रीहरिक चरणोदकक पान करला सँ समस्त पापक प्रायश्चित भs जायत अछि । तहन हुनका लेल दान,उपवास आ चंद्रायण व्रतक कोनो आवश्यकता नहि अछि ।

पुत्र स्कंद ! सव शुभकर्मक फलक माप अछि; मुदा शालीग्रामशिलाक पूजन सँ जे फल मिलैत अछि , तकर कोनो माप नहि अछि ।जे विष्णु भक्त ब्राह्मण कें शालीग्रामशिलाक दान करैत छथि , मानु ओ सौ यज्ञ सँ भगवानक पूजन कs लेलनि अछि जे शालीग्रामशिलाक जल सँ अपन अभिषेक करैत छथि, ओ सव तीर्थ मे नहायक फल पावि लैत छथि । जे भक्तिभाव सँ सव दिन एक -एक सेर तिलक दान कs जतेक फल पावैत छथि ,ओतेक फल शालीग्रामशिलाक पूजन मात्र सँ मिल अछि । शालीग्रामशिला कें अर्पण केल गेल थोरबहु पात,फूल,फल, जल,मूल आ दूर्वादल मेरु पर्वत सँ महान फल दैत अछि ।

जाहि ठाम शालीग्रामशिला रहैत अछि , ताहि ठाम भगवान श्रीहरि विराजमान रहैत छथि । प्रयाग ,कुरुक्षेत्र ,पुष्कर आ नेमिषारण्य सव तीर्थ ताहि ठाम विद्यमान रहैत अछि । जाहि ठाम शालीग्रामशिला सँ प्रकट भगवान शालीग्राम आ द्वारिका सँ प्रकट भगवान गोमती चक्र हो आ दुनुक संगम हो ताहि ठाम नि:संदेह मोक्षक प्राप्ति भs जायत अछि । शालीग्रामशिलाक पूजन मे मंत्र ,जप ,भावना आ स्तुति व कोनो विशेष आचारक बंधन नहि रहि जायत अछि । शालीग्रामशिला ल’ग कातिक मास में स्वस्तिक चिन्ह बना कें लोकनि अपन पीढ़ी पवित्र कs लैत छथि ।

******

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.५.आचार्य रामानंद मंडल- मिथिला राज्य बनाम राजनीतिक दल



**आचार्य रामानंद मंडल**

**मिथिला राज्य बनाम राजनीतिक दल**

मिथिला आ बिहार दूटा संस्कृति के परिणाम हय। मिथिला सनातन संस्कृति के त बिहार बौद्ध संस्कृति के परिचय कराबैत हय। पहिले बंगाल से बिहार। पुनः बिहार से उड़िसा आ फेर बिहार से झारखंड अलग राज्य निर्माण भेल।आब मिथिला राज्य के निर्माण के बात हो रहल हय। आजादी के बाद मिथिला राज्य पुनर्गठन के बात भेल परंच तत्कालीन केंद्रीय सरकार बात न माननलन। पहिले मैथिली के हिंदी के बोली मानल जाइत रहय आ मैथिली महाकवि विद्यापति हिंदी के पोथी में विराजमान रहय आ आइओ हय।बाद मे एन केन प्रकारेण मैथिली संविधान के अष्टम सूची मे शामिल भेल। आब मिथिला राज्य पुनर्गठन के जोर पकड़ले हय। परंतु इ चाह के प्याली में चाह के उफान जैसन लगय हय। कारण केवल मिथिला -मैथिली संगठन अपन सांस्कृतिक कार्यक्रम मे डीजे बजबैत छतन।आम मिथिलावासी के अइसे कोनो मतलब न हय।सभ मिथिला -मैथिली संगठन भूराबाल खास क के बाभन आ कर्ण कायस्थ से भरल हय। अइमे सोलकन के प्रतिनिधित्व न के बराबर हय।हय सेहो भूराबाल के गुलाम जैइसन हय।

हाल मे राजद के बिधान परिषद के विरोधी दल के नेता आ राजद के राष्ट्रीय अध्यक्ष लालू प्रसाद यादव के पत्नी आ पूर्व मुख्यमंत्री रावरी देवी प्रधानमंत्री नरेन्द्र मोदी से मिथिला राज्य के मांग कैलन हय।अइ पर अंतरराष्ट्रीय मैथिली परिषद के संस्थापक अध्यक्ष धनाकर ठाकुर राबरी देवी के मांग के समर्थन करैत टोंट कैलन हय कि इ मैथिल वोट के राजनीतिक दबाव के चलते कैलन हय।कि आबि मिथिला राज्य के कोनो राजनीतिक दल उपेक्षा न कर सकैत हय। लालू यादव पहिले झारखंड राज्य निर्माण के विरोध कैलन कि झारखंड हमर लाश पर बनत बाद में झारखंड राज्य निर्माण के समर्थन कैलन आ झारखंड राज्य बनल। जनेउ आ मैथिली के विरोध कैलन। मैथिली के बीपीएससी में खतम कैलन। भूराबाल के चर्चा कैलन।अइ संदर्भ में विचारणीय हय कि जनेऊ के विरोध त लोकनायक जयप्रकाश नारायण सेहो कैलन आ जनेऊ तोड़ो अभियान चलैलन । आइयो केते बाभन जनेउ तोड़ले हतन आ जनेउ न पहिनैत हतन। मैथिली के हटाबे के कारण रहय कि बीपीएससी के रीजल्ट मे मैथिली विषयधारी के अधिकता भे गेल आ मैथिली संशय मे आ गेल। स्वाभाविक रूप से मिथिली के बीपीएससी से निष्कासित कैल गेल। वर्तमान में मुख्यमंत्री नितीश कुमार मैथिली के केवल क्वालिफाईग बिषय बना देलन।एकर अंक जोडल न जाइ हय। मैथिली प्रिय लोग एकर विरोध करैत हतन।परंच पारदर्शिता के लेल इ उचित निर्णय हय।

आबि जेना मिथिला में संपूर्ण जाति के दू भाग में बांटल जाइत हय यथा - बाभन आ सोलकन। परंतु इ सम्पूर्ण मिथिला जाति के न दर्शाबैत हय। अइमे राजपूत, भूमिहार आ कायस्थ छूट जाइ हय। जौं एकरा फारवर्ड कहल जाय आ सोलकन के बैकवर्ड कहल जाय त इ समुचित हय।परंच मैथिल के संवैधानिक शब्द से घृणा होइ हय। जौं बाभन यानी भूमिहार, राजपूत,बाभन आ कायथ के भूराबाल कहल जाय त इ समुचित

हय।इ त फारवर्ड के विकल्प भूराबाल हय। जौं बैकबार्ड के सोलकन कहल जा सकैय हय त फारवर्ड के भूराबाल केला न कहल जा सकैय हय इ त संक्षेपाक्षर हय। अइमे बुरा बात त न हय। मैथिली के साइक्लोपिडिया वर्णरत्नाकर में सोलकन शब्द न मिलैत हय।अंत मे मिथिला राज्य पुनर्गठन पर जौ राजनीतिक दल एलर्ट भेल हय त मिथिलावासी के सेहो एलर्ट हो जाय के चाही कि मिथिला राज्य त बनत त हमर उपस्थित केना रहत। कहीं इंडिया इज रीच बट इंडियन्स आर पुअर बनके न रह जाए।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**पद्य**

३.१.पूनम झा 'प्रथमा'-हम मैथिल छी..

३.२.राज किशोर मिश्र- सुन्दरता

३.३.प्रणव झा- मास्क पहिरि क ईस्कूल चल

३.४.नग्नमुनि एक परिचय (मूल तेलुगु काव्य मानेपल्लि हृषीकेशवराव- मैथिली अनुवाद मानेश्वर मनुज) पहिल खेप

## ३.१.पूनम झा 'प्रथमा'-हम मैथिल छी..



**पूनम झा 'प्रथमा'- जयपुर, राजस्थान**

**हम मैथिल छी..**

मैथिल छी एकर अभिमान अछि,
मिथिला नगर हमर शान अछि,
जे कियो मिथिला वासी छैथ,
से सब तऽ मैथिली भाषी छैथ,

मातृभाषा अपन मैथिली अछि,
हृदय में बसल तैं मैथिली अछि,
सब भाषा मुदा अगुआयल अछि,
मैथिली किया पछुआयल अछि,

मैथिल तंऽ विश्व में पाटल छथि,
मुदा मैथिली बिसरायल छथि,

नहि कोनो दोष आन भाषा में,
आदर करै छी हम सब भाषा कें,

मुदा मातृ भाषा जौं बिसरि गेलौं,
तऽ बूझू स्वयं सं अहाँ दूर भेलौं,
मैथिल के एकजुट रहबाक चाही,
आपस में मैथिली बजबाक चाही,

ओना आब विचार बदलि रहल अछि,
माध्यम सोशल मीडिया सेहो अछि,
प्रचार-प्रसारक माध्यम कोनो रहय,
मैथिल कें मैथिल आ मैथिली सं प्रेम रहय।

शुभकामना ... शुभकामना ...

-पूनम झा 'प्रथमा'- जयपुर, राजस्थान

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

# ३.२.राज किशोर मिश्र- सुन्दरता



## राज किशोर मिश्र

## सुन्दरता

सुन्दरता अछि आमक मज्जर मे,
बि अहुती अंगना क धमगज्जर मे।

भा गवत कथा क भा व मे,
शि ष्ट कन्या क स्वभा व मे।

सूर्य-कि रि नक स्वर्णा भ मे,
सन्मा र्ग सँ अरजल ला भ मे ।

प्रेम सँ उचरल बो ल मे,
संघर्षक गर्दम घो ल मे।

रञ्जक मि झा इत आगि मे,
सज्जन लो कक ला गि मे।

सुहबा मा ङक सि नुर मे,
शि शि र का लक घूर मे।

उत्था न के शंखना द मे,
शां ति क को नो संवा द मे।

वसुन्धरा क हरि अर पटो र मे,
घमैत अन्हा र अहलभो र मे।

ऐँठऐँलक टुटैत घमंड मे,
अपरा धी क कठो र दंड मे।

प्रलय-जल पर उगि रहल
सृष्टि -ना भि -कमल मे,

जन-कल्या णक यो जना
बनि रहल रा ज-महल मे।

वि पत्ति का लक प्रस्था न मे,
यो ग्य लो कनि क सम्मा न मे।

नेना के मुहक नि श्छलता मे,
को सि स आ' तकर सफलता मे।

दी नक अङना चुल्हा पर
बरकैत भा तक अदहन मे,
कुजैत चि ड़ै सभ गा छ पर,
वि चरैत वन्य पशु बन मे।

नेढ़न-बा ढ़न कैँ दुला र मे,
वंचि तक कएल उपका र मे।

पा प-प्रा यश्चि तक नो र मे,
शुभ-उत्सवक सङो र मे।

स्वा र्थ रहि त अनुरा ग मे,
वि दुर जी घरक सा ग मे।

मदमत्त भेल मधुमा स मे,
अन्या यक सत्या ना श मे,

इजो त मे ,सृष्टि -सि रजन मे ,
अपसंस्कृति क वि सर्जन मे।

सत्य मे ,जय मे ,वि जय मे,
क्षि ति ज पर अरुण-उदय मे।

धा तुक सि रजल सौं दर्य मे,
नहि बसल अछि असल सिं गा र,

दुखि त मो न मे तन पर सा जल,
ओ उनटे लगैत अछि भा र।

आभूषण नहि ,नहि सुंदर पटो र,
नहि देहक सुंदरता चा म गो र।

सुंदरता सुचा लि ,चरि त्र मे,
पि री ति क रुचि र चि त्र मे।

सुंदरता नहि अछि सो न मे,
सुन्दरता सुंदर मो न मे ।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.३.प्रणव झा- मास्क पहिरि क ईस्कूल चल



**प्रणव झा**

**मास्क पहिरि क ईस्कूल चल**

मास्क पहिरि क ईस्कूल चल

युग बदललै तोहूँ बदल

ज़माना बड्ड खराप छैक बुच्ची

सुनि ले माय-बापऽक कहल।

नै भेंटतौ ओ आम-लताम

छुटलौ तोहर बाप केर गाम

हाड़-तोरि ओ मेहनत करौथ

टाका कमबथु स्वास्थ्य केर दाम।

पोखरि मुईन ओ घर बनेलखुन

यमुना कात मे प्लॉट कटेलखुन

माछऽक झोरी बिसरी के आब

फास्टफूड ओ फॉइल मे लाबथुन।

गाछ-वृक्ष से नै मतलब छै

वायु शोधक खूब बिकई छै

हवा मे जखने ज़हर घुलै छै

किसान सब के नाम अबई छै।

मुदा नै भेंटतौ समाधान

किए के देतई कियौ कान !

एखन स्वार्थ मे सब आन्हर छै

पर्यावरण से नई कोनो मतलब छै

जखन जान पर आन पड़य छै

तखन खोजय नेता मंत्री केर काम।

ऐ जेनेरेशन से नई कोनो आस छै

जीवन शैली बनल बकवास छै

तै तोरे सभ पर छै आस

करबह अपन जीवन मे किछु खास

पर्यावरण संरक्षण करबह

प्रकृतिक संग प्रेम से रहबह

तैं गे बुच्ची कहल मान
मुश्किल में छै सबहक जान !

[प्रणव कुमार झा, राष्ट्रीय परीक्षा बोर्ड, नई दिल्ली]

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

# ३.४.नग्नमुनि एक परिचय (मूल तेलुगु काव्य मानेपल्लि हृषीकेशवराव- मैथिली अनुवाद मानेश्वर मनुज) पहिल खेप


तेलगू काव्य
नग्नमुनि एक परिचय
नाम :- मानेपल्लि हृषीकेशवराव
जन्म :- 15 मई 1940
जन्म स्थान :- शहर, तेनाली, जिला: गुंटूर (आंध्रप्रदेश)
वृत्ति :- चीफ एडीटर, आंध्रप्रदेश विधान सभा
तकर बाद डिप्टी सेक्रेटरी ओ रहि
लोक :- पहिने साम्यवादी (कम्युनिस्ट)
बाद मे राष्ट्रवादी- नेशनलिस्ट
संस्था :- भविष्यक जनतंत्र, 1990
आंदोलन :- दिगम्बर कविता आन्दोलन 1965,
लक्ष्य :- नांगट भूखाल, दीन, दरिद्र क हित
कृति :- ① उदयिंचनि उदयालु (ओ उदय जे उदित नहि भेल)
② पूर्वा हवा ③ जम्मि-चेट्टु
1977 ई मे बहुचर्चित काव्य- कोय्या गुर्रम जकर अर्थ अछि काठक घोड़ा, भाव- नकली सरकार। 19 नवम्बर 1977, शनि दिन बंगालक खाड़ी सँ पचास-साठि फूट ऊँच लहरि उमड़ि कऽ कृष्णा जिलाक दिविसीमा क्षेत्र के डुबा कऽ नष्ट कऽ देलक। हजारो लोक मारल गेलथि, यैह घटना काव्यक वस्तु बनल। विषम इ परिस्थिति सँ उपजल ई काव्य हिन्दी कवि मुक्तिबोधक 'अँधेरे में' क तुलनाक अछि।
KOYA-GURRAM
अनुवादक :—
नाम :- मानेश्वर मनुज
जन्म :- गाँव: गम्हरिया (बेनीपट्टी) मधुबनी, जनवरी 1958 (प्रमाण पत्रक अनुसार)
वृत्ति :- भारतीय नौसेना मे तकनीकी सहायक तकर बाद भारतीय रेल (वाणिज्य विभाग)
कृति :- 'मैथिली', कथासंग्रह (मैथिली) 2007
'कि' कविता संग्रह (मैथिली) 2011
'परिवर्तन'- कहानी संग्रह (हिन्दी) 2019
'बेचारे' — कविता संग्रह (हिन्दी) 2022
'तलाश'- कहानी संग्रह (हिन्दी) 2024
विभिन्न भाषा सँ हिन्दी आ मैथिली मे अनुवाद, हिन्दी आ मैथिलीक विभिन्न पत्र पत्रिका मे लेख, कविता, कथा, कहानी इत्यादि प्रकाशित।
मानेश्वर मनुज
मधुबनी



6 काठक चौड़ा
आधुनिक तेलगू काव्य
ई कहब कि जीवन थिक
स्कन्दमे झूठ!
एहि पर
बैह कौआ काँव-काँवकऽ
प्रवचन दैत अछि
जे एँठकुठसऽ चुनिकऽ
बिजुरीक तार पर
आ घरक पर
जा बैसैत अछि....
दीनदुखियाक घाव पर
चोँच मारि खाइत अछि।
ई कहब जे मनुखता जिबैत अछि
सरासर झूठ अछि
ओ भेड़िये अछि
जे मंच पर ठाढ़ भऽ
नीतिक पैघ-पैघ बात कहैत अछि
ओ अपनाआपकेँ झाँपिकऽ राखऽलाए
बकरीक चमड़ी ताकऽलाए
एत्त-ओतऽ घुमैत-फिरैत अछि।
ओ कविता मिथ्या बखानबाजी थिक
जे कहैत अछि कि —
किआक कि ओ स्वयं
जोरसँ जकड़ि, झुमैत अछि।


पैर मे उड़ऽवला रसायन लगाकऽ
हवा मे उड़ि धूम मचबैत अछि
उड़नखटोला कें पकड़ि
अंबर मे चक्कर लगबैत रहैत अछि।
↕
तपस्या करबाक हेतु —
हिमालय जेबाक जरूरति नहि छै
--- जनताक बीच जेबाक जरूरति छै।
↕
परिवारक बंधनकें —
तोड़बाक जरूरति नहि छै
स्वार्थक प्रवृति कें त्यागक छै
↕
भाषाक बीच —
बचऽवला अंतिम शब्द
ओंकार नहि, आर्तनाद अछि
↕
ई कहब एकदम्मे झूठ छिक जे —
विज्ञानक क्षेत्रमे डेग रखला सँ
ज्ञाननेत्र फूजि जाइत छैक।
— ई कहब सत्ते झूठ छिक कि...
शताब्दी बितैत-बितैत
मनुक्ख नागरिक बनि जाइत अछि।
↑GAP
ओ अंतिम साँस आ निरीह मृत्यु सत्य छिक
जे धरती पर खसि सदिखनि कराहैत रहैत अछि
सड़कक कात भटकल
चीखैत चिचिआइत रहैत अछि
↓
ओ लाश सत्त छिक
जे जहँसऽ बिकालऽ चलिजाए
ओ गरीबी सत्त छिक
जे सबकेँ अन्हार कऽ दिया


औँहि मनुजक सोनित सन्न छिक
जे सम्पूर्ण विश्वकेँ जिया कऽ राखि सकए।
जिनगी अनिकऽ —
चमड़ी केँ जीतैत अछि
झुड़ी केँ मरैत अछि।

अनुभूति, सोनाक फसिल उगबैत अछि
मुदा फसल उगावऽवलाक मुँहमे
खाक जाइ छै, आक जाइ छै
आँकुश आँखिमे
रोशनी कखनो नहि छलकैत छै।
अंतरिक्षक नाप
चन्द्रमंडल दिस दौड़ि पड़ैत छैक
मुदा ओहीमे नुकाएल मरबर
विज्ञानक प्रगतिक मजाक उड़बैत
व्योमगान गबैत अछि।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

